शिवयोगिशिवाचार्यविरचितः

# श्रीसिद्धान्तशिखामणिः

श्रीमरितोण्टदार्यविरचिततत्त्वप्रदीपिकाख्यसंस्कृतव्याख्यया
'प्रबोधिनी' मैथिलीव्याख्यया च संवलितः



मैथिलीव्याख्याकार :
प्रो० डॉ. शशिनाथ झाः

शैव भारती शोध प्रतिष्ठान
डी.३५/७७, जंगमवाडीमठ, वाराणसी - २२१००१

CC-0. Jangamwadi Math Collection. Digitized by eGangotri

शोध-प्रकाशन-ग्रन्थमाला ८९

शिवयोगिशिवाचार्यविरचितः

# श्रीसिद्धान्तशिखामणिः

श्रीमरितोण्टदार्यविरचिततत्त्वप्रदीपिकाख्यसंस्कृतव्याख्यया

'प्रबोधिनी' मैथिलीव्याख्यया व संवलितः

*मैथिलीव्याख्याकारः*

**प्रो० डॉ० शशिनाथ झाः**

प्राचार्यः, व्याकरणविभागाध्यक्षः,

कामेश्वर सिंह दरभंगा संस्कृत विश्वविद्यालयः

दरभंगा (बिहारः)

प्रकाशकः

**शैवभारती-शोधप्रतिष्ठानम्**

डी० ३५/७७ जङ्गमवाडी मठ, वाराणसी-२२१००१

CC-0. Jangumwadi Math Collection. Digitized by eGangotri

Series No. 89

# ŚRĪSIDDḤĀNTAŚIKḤĀMAöIH

of Śivayogī Śivācārya
With Tattvapradīpikā Sanskṛta Commentary
By Srī Maritontadārya

&

Prabodhinī Maithili Commentary

By

**Prof. Dr. Shashi Nath Jha**
Professor & Head Vyakarnbibhag
K.S.D.Sanskrit University, Darbhanga (Bihar).

**SHAIVA BHARATISHODHA PRATISHTHANAM**
D. 35/77, Jangamawadimath, Varanasi-221001

CC-0. Jangumwadi Math Collection. Digitized by eGangotri

Published by :
**SHAIVA BHARATI SHODHA PRATISHTHANAM**
D. 35/77, Jangamawadimath,
Varanasi-221001
Phone : (0542) 2450546

© Shaiva Bharati Shodha Pratishthanam

First Published : 2018

ISBN : 978-93-82639-29-9

Price : 400/-

Laser Typeset at : Arun Kumar Yadav
Kathalbari, Darbhanga (Bihar)

Printed at : **Mittal Offset**
**Sunderpur, Varanasi**

CC-0. Jangumwadi Math Collection. Digitized by eGangotri

॥ ॐ नमः पञ्चजगद्गुरुभ्यो नमः ॥

शैव भारती शोध प्रतिष्ठान के संस्थापक श्रीकाशीविश्वाराध्य
ज्ञानसिंहासनाधीश्वर श्री 1008 जगद्गुरु
डॉ० चन्द्रशेखर शिवाचार्य महाराजजी का



# शुभाशीर्वचन

शैवभारती शोध प्रतिष्ठान.... के वें ग्रन्थपुष्प के रूप में 'प्रबोधिनी' मैथिली भाषात्मक व्याख्या के साथ श्रीसिद्धान्तशिखामणि ग्रन्थ का शिवार्पण करते हुए हम अपार हर्ष का अनुभव कर रहे हैं। कामेश्वर सिंह-दरभंगा-सस्कृत विश्वविद्यालय के व्याकरण विभागाध्यक्ष प्रोफेसर एवं साहित्य अकादेमी से भाषासम्मान प्राप्त विद्वान् डॉ० शशिनाथ झा ने इस ग्रन्थ पर 'प्रबोधिनी' नामक मैथिली व्याख्या लिखकर इसकी उपादेयता को बढ़ा दिया है। अभी तक अनेक विद्वानों ने श्रीसिद्धान्तशिखामणि का संस्कृत, हिन्दी, कन्नड़, तेलुगु, तमिल, मराठी, उड़िया, अवधी, अंग्रेजी आदि भाषाओं में अनुवाद

CC-0. Jangumwadi Math Collection. Digitized by eGangotri

कार्य किया है, लेकिन पूर्वीभारत की समृद्ध भाषा मैथिली में इसका अनुवाद कार्य अभी तक नहीं हुआ था ।

गतवर्ष विद्वद्वर डॉ० प्रभुनाथ द्विवेदी एवं डॉ० कमलेश झा ने इस ग्रन्थ के मैथिली अनुवाद करने हेतु डॉ० शशिनाथ झा के नाम का प्रस्ताव रखा । शैवभारती शोध संस्थान के प्रस्तुत कार्य सम्बन्धी अनुरोध को डॉ० झा ने सहर्ष स्वीकार कर लिया और तन्मयता से इसमें लगकर इन्होंने इस गुरुतर कार्य को पूरा कर लिया । पण्डित झाजी ने श्रीसिद्धान्तशिखामणि के मूल श्लोकों की व्याख्या लिखते समय कुछ विशिष्ट स्थलों पर जहाँ तत्त्वदीपिकाख्य संस्कृत व्याख्या में विशेष बातें लिखीं गईं हैं उनको भी प्रबोधिनी व्याख्या में साररूप से समाविष्ट किया है ।

श्रीसिद्धान्तशिखामणि सम्पूर्णानन्द संस्कृत विश्वविद्यालय के शक्तिविशिष्टाद्वैतवेदान्ताचार्य परीक्षा में एवं काशी हिन्दू विश्वविद्यालय के धर्मागम आचार्य परीक्षा में पाठ्यग्रन्थ के रूप में स्वीकृत है । अतः इसकी अधिक से अधिक व्याख्या एवं समालोचना से उन वर्गों के छात्रों का लाभ सुनिश्चित है । मैथिली भाषा हिन्दी प्रभावित क्षेत्रों में समझी जाती है । इसके कवि विद्यापति (1400 ई.) से सभी परिचित हैं । इस दृष्टि से भी यह व्याख्या महत्त्वपूर्ण है । इसके लिए आचार्य शशिनाथ झाजी भूरि-भूरि प्रशंसा के पात्र हैं ।

हम कामना कहते हैं कि प्रोफेसर शशिनाथ झा स्वस्थ रहकर आजीवन ऐसे ही संस्कृत-साहित्य की सेवा करते हुए राष्ट्रिय साहित्य की समृद्धि में योगदान देते रहें । उसी प्रकार हमारी आकांक्षा है कि भगवान् विश्वनाथ, माता अन्नपूर्णा एवं श्रीजगद्गुरु विश्वाराध्यजी की असीम कृपा आपके समस्त परिवार के ऊपर सदैव बनी रहे ।

शाके- 1939 इत्याशिषः

CC-0. Jangumwadi Math Collection. Digitized by eGangotri

श्रीसिद्धान्तशिखामणिः

# विषयानुक्रमणी



CC-0. Jangumwadi Math Collection. Digitized by eGangotri

CC-0. Jangumwadi Math Collection. Digitized by eGangotri

CC-0. Jangumwadi Math Collection. Digitized by eGangotri

CC-0. Jangumwadi Math Collection. Digitized by eGangotri

# प्रस्तावना

(महास्वामी श्रीजगद्‌गुरु चन्द्रशेखर शिवाचार्यजी द्वारा हिन्दीमे लिखित प्रस्तावनाक **मैथिली अनुवाद**)

भारतीय धर्मपरम्परामे वीरशैव धर्म एक सनातन धर्म मानल जाइत अछि । एहि धर्मक संस्थापक पाँच आचार्य छथि । हुनका सभकेँ श्रीजगद्‌गुरु पञ्चाचार्य कहल जाइत छनि । श्रीसिद्धान्तशिखामणि एक वीरशैवधर्मग्रन्थ थिक, अतः एहि प्रसंगमे जगद्‌गुरु पञ्चाचार्यक संक्षेपमे परिचय दैत श्रीजगद्‌गुरु रेणुकाचार्यजी एवं श्रीसिद्धान्तशिखामणिक बारेमे विस्तृत विवरण आवश्यक प्रतीत होइत अछि । हम आगू चलिकए उपर्युक्त विषय पर यथासम्भव प्रकाश देब । ओहिसँ जिज्ञासु लोकक जिज्ञासाक प्रचुर मात्रामे समाधान भए सकत ।

भारतीय धर्मदर्शनमे वीरशैवधर्मदर्शनक एक विशिष्ट स्थान छैक । एकर स्थापना रेणुक, दारुक, घण्टाकर्ण, धेनुकर्ण एवं विश्वकर्ण नामक पाँच प्रमुख शिवगण शिवक आदेशानुसार कएलनि । एही पाँचो गणकेँ श्रीजगद्‌गुरु पञ्चाचार्य कहल जाइत अछि । ई पाँचो आचार्य भूलोकमे क्रमशः आन्ध्रप्रदेशक कोल्लीपाकी क्षेत्रक सोमनाथ, मध्यप्रदेशक उज्जैनमे स्थित वटक्षेत्रक सिद्धेश्वर, आन्ध्रप्रदेशक श्रीशैलक्षेत्रक मल्लिकार्जुन एवं उत्तर प्रदेशक काशीक्षेत्रक विश्वेश्वर ज्योतिर्लिङ्गमे प्रकट भेलाह । ओ लोकनि धर्मस्थापनाक निमित्त रम्भापुरी (कर्नाटक), उज्जैन (मध्यप्रदेश), श्रीशैलपीठ (आन्ध्रप्रदेश), ओखीमठ (उत्तराञ्चल) तथा काशी (उत्तरप्रदेश) क्षेत्रमे पाँच धर्मपीठक स्थापना कएलनि । ई पाँच पीठ वीरशैव धर्मक राष्ट्रिय पीठ मानल जाइत अछि । एहि पाँचो

CC-0. Jangumwadi Math Collection. Digitized by eGangotri

पीठक आचार्यलोकनि पाँच महर्षिकेँ सूत्ररूपमे वीरशैव धर्म दर्शनक उपदेश देलथिन। एहिमे रम्भापुरी पीठक श्रीजगद्गुरु रेणुकाचार्यजी महर्षि अगस्त्यजीकेँ पडविडिसूत्रक, उज्जैन पीठक जगद्गुरु श्री दारुकाचार्यजी दधीचि महर्षिकेँ वृष्टिसूत्रक, हिमवत्केदार पीठक जगद्गुरु श्रीघण्टाकर्णाचार्यजी व्यास महर्षिकेँ लम्बनसूत्रक, श्रीशैलपीठक जगद्गुरु श्रीधेनुकर्णाचार्यजी सानन्द महर्षिकेँ मुक्तागुच्छसूत्रक आ काशीपीठक जगद्गुरु श्रीविश्वकर्णाचार्यजी महर्षि दुर्वासाकेँ पञ्चवर्णसूत्रक उपदेश देलनि। एहि विषयमे–

पञ्चाननमुखोद्भूतान् पञ्चाक्षरमनूपमान्।
पञ्च सूत्रकृतो वृन्दे पञ्चाचार्यन् जगद्गुरून्॥

(पञ्चमुख सदाशिवक पाँच मुँहसँ आविर्भूत भए 'न–मः–शि–वा–य' एहि पञ्चाक्षरक समान स्वरूपवाला पाँच सूत्रक रचना कएनिहार जगद्गुरु पञ्चाचार्य केँ नमस्कार)– ई परम्परागत श्लोक सुप्रसिद्ध अछि।

एहिमे काशीपीठक जगद्गुरु विश्वकर्णाचार्यजीक द्वारा महर्षि दुर्वासाकेँ उपदिष्ट पञ्चवर्णमहासूत्रकेँ भाष्य ओ हिन्दीव्याख्याक संग ईसवी सन् २००५ मे काशी जङ्गमवाड़ी मठक शैवभारती शोध प्रतिष्ठानक द्वारा प्रकाशित कएल जा चुकल अछि। एहि शोधसंस्थाक निदेशक राष्ट्रियपण्डित व्रजवल्लभ द्विवेदीजी अत्यन्त परिश्रमसँ हिन्दी अनुवादक संग ओकर सम्पादन कएलनि अछि। आशा अछि, आनो आचार्यक द्वारा उपदिष्ट अवशिष्ट चारि सूत्रक संशोधन ओ सम्पादनो शीघ्रे सम्पन्न होएत।

रम्भापुरी पीठक जगद्गुरुक द्वारा महर्षि अगस्त्यकेँ पडविडिसूत्रक संग आगमोक्त वीर शैव सिद्धान्तक जे उपदेश कएल गेल छल तकर संग्रह श्रीशिवयोगी शिवाचार्य कएलनि अछि। इयेह ग्रन्थ आइ श्रीसिद्धान्तशिखामणि नामसँ प्रसिद्ध अछि।

श्रीसिद्धान्तशिखामणि वीरशैवधर्मदर्शन सभक प्रतिपादक एक अद्वितीय संस्कृत ग्रन्थ मानल जाइत अछि। जेना वेदान्त-प्रस्थानत्रयीमे उपनिषद् सभक सारभूत श्रीमद्भगवद्गीता भगवान् श्रीकृष्णक द्वारा उपदिष्ट भेलो पर ओ महर्षि व्यासक द्वारा लिपिबद्ध कएल गेल तहिना जगद्गुरु रेणुकाचार्यजीक

CC-0. Jangumwadi Math Collection. Digitized by eGangotri

द्वारा महर्षि अगस्त्यजीकेँ उपदिष्ट वीरशैवसिद्धान्तकेँ शिवयोगी शिवाचार्य नामक सुप्रसिद्ध वीरशैव आचार्य रेणुकागस्त्यसंवादक रूपमे लिपिबद्ध कएलनि । जहिना श्रीमद्भगवद्गीता सभ उपनिषद्क सारसर्वस्व थिक तहिना श्रीसिद्धान्तशिखामणि कामिकादि-वातुलान्त २८ सिद्धान्तागमक सारभूत थिक ।

एकैस परिच्छेदमे उपनिबद्ध श्रीसिद्धान्तशिखामणिमे प्राय: १४०० श्लोक अछि । एहि ग्रन्थक पहिल परिच्छेदसँ चारिम परिच्छेद तक मङ्गलाचरण, कविक वंशवर्णन, कैलासपर्वतवर्णन, जगद्गुरु रेणुकाचार्यजीक लिङ्गावतारक वर्णन ओ महर्षि अगस्त्यजीक आश्रम आदिक वर्णन कएल गेल अछि । एकैसम परिच्छेदमे विभीषणक प्रार्थनाक अनुसार श्रीलङ्कामे जगद्गुरु रेणुकाचार्यजीक द्वारा तीन कड़ोर शिवलिङ्गक युगपत् स्थापना करबाक महिमा वर्णित अछि। एहि ग्रन्थक पाँचम परिच्छेदसँ बीसम परिच्छेद तकक भागमे वीरशैव धर्मदर्शनक षट्स्थलसिद्धान्त एक सए एक(१०१) स्थलक रूपमे बहुत विस्तारसँ प्रतिपादित कएल गेल अछि ।

श्रीसिद्धान्तशिखामणिए एहन पहिल ग्रन्थ थिक जाहिमे वीरशैव षट्स्थल सिद्धान्तकेँ एकोत्तरशत स्थलक रूपमे शास्त्रोक्तरीत्या प्रतिपादित कएल गेल अछि । आन शैवागम सबमे षट्स्थलक केवल नामोल्लेख तथा ओकर सिद्धान्तकेँ प्रतिपादित कएल गेल अछि, किन्तु श्री शिवयोगी शिवाचार्यजी आगमोक्त षट्स्थल सिद्धान्तकेँ आधार मानैत ओहि षष्ट्स्थल सभकेँ १०१ स्थलमे विस्तृत कए एक अपूर्व एवं अद्भुत पद्धतिसँ ओहि सबहिक विवेचन कएलनि अछि । अत: षट्स्थलक एकोत्तरशत स्थलक रूपमे प्रथम विवेचक श्रीशिवयोगी शिवाचार्ये मानल जाइत छथि ।

**ग्रन्थनाम रहस्य–** श्रीरेणुकागस्त्यसंवादात्मक एहि ग्रन्थक श्रीसिद्धान्तशिखामणि नाम कएल गेल अछि । एकर रहस्य ई थिक जे 'कामिक' सँ लए 'वातुल' धरि शिवोपदिष्ट २८ आगम शैवागम सिद्धान्तागमक नामसँ प्रसिद्ध अछि (सिद्धान्तशब्द: पङ्कजादि-शब्दवत् योगरूढ्या शिवप्रणीतेषु कामिकादिषु दशाष्टादश-तन्त्रेषु प्रसिद्ध:'' –रत्नत्रयम्- पृ.- ५) ।एहि सिद्धान्तागमसभक उत्तरभागमे **वीरशैव** सिद्धान्त प्रतिपादित अछि । एहि तरहेँ सिद्धान्तागमक उत्तरभागमे प्रतिपादित वीरशैवसिद्धान्तकेँ श्रीशिवयोगी शिवाचार्य अपन विशिष्ट रचनाशैलीमे संगृहीत कएलनि अछि । ई संगृहीत सिद्धान्त शिखामणि अर्थात्

CC-0. Jangumwadi Math Collection. Digitized by eGangotri

शिरोरत्नक समान होएबाक कारण, एकरा सिद्धान्तशिखामणि कहल जाइत अछि । एही अर्थक समर्थन करैत ग्रन्थकार स्वत: कहलनि अछि–

सर्वेषां शैवतन्त्राणामुत्तरत्वान्निरुत्तरम् ।
नाम्ना प्रतीयते लोके यत्सिद्धान्तशिखामणि: ।।

अत: आगमप्रतिपादित अनेक सिद्धान्तमे वीरशैव सिद्धान्त एक शिखामणिसदृश होएबाक कारण प्रस्तुत ग्रन्थमे प्रतिपादित अछि । तेँ एहि ग्रन्थकेँ सिद्धान्तशिखामणि कहल गेल अछि ।

**ग्रन्थकार ओ हुनक काल–** ग्रन्थकार श्री शिवयोगी शिवाचार्य एहि ग्रन्थक पहिल परिच्छेदमे श्लोक सं० १३ सँ २० पर्यन्त अपन वंशक वर्णन कएलनि अछि । एहि वर्णनसँ ई ज्ञात होइछ कि हिनक वंशमे बहुत पहिनहि शिवयोगी नामक एक महान् योगी उत्पन्न भेल छलाह । हुनक वंशमे मुद्ददेव नामक आचार्य भेलाह । तनिक सिद्धदेव नामक सुपुत्र छलथिन । हुनका पुन: शिवयोगी नामक पुत्र उत्पन्न भेलथिन । इयेह शिवयोगी एहि ग्रन्थक रचयिता शिवयोगी शिवाचार्य थिकाह ।

**(ग्रन्थकारक वंशवृक्ष)**

शिवयोगी
|
मुद्ददेव
|
सिद्धनाथ
|
शिवयोगी (सिद्धान्तशिखाणिक रचयिता)

एहि वंशवर्णनसँ शिवयोगी शिवाचार्यक देश ओ कालक बारेमे स्पष्टरूपसँ किछुओ पता नहि चलैत अछि । १७म शताब्दीमे वर्तमान कर्नाटकक **मरितोण्टदार्य** नामक एक विद्वान् एहि ग्रन्थ पर तत्त्वप्रदीपिका नामक संस्कृत व्याख्या लिखलनि । ओ अपन व्याख्याक अवतरिणकाक प्रारम्भमे– "अत्र कलिकालप्रवेशानन्तरं लोकहितार्थं रेणुकगणेश्वर इति प्रसिद्धो रेवणसिद्धेश्वर: कुम्भसम्भवाय वीरशैवागमशास्त्रमुपदिष्टवन्त: । तदनन्तरं

CC-0. Jangumwadi Math Collection. Digitized by eGangotri

रेवणसिद्धेश्वरदृष्टिगर्भसम्भूत–सिद्धरामेश्वरसम्प्रदायप्रसिद्धः सकलनिगमागमपारगः शियोगीश्वर इत्यभिधानवान् कश्चिन्माहेश्वरस्तद्रेणुकागस्त्यसंवादं निर्विघ्नेन स्वशिष्यान् बोधयितुं स्वमनसि कृतसंकल्पः सिद्धान्तश्रेष्ठनिगमागमैक्य-गर्भीकारलक्षण–स्वेष्टदेवता–नमस्कारस्वरूपं मङ्गलं शिष्यशिक्षार्थं सप्तभिः श्लोकैर्निबध्नाति''[1] –एहि अवतरणिकामे ग्रन्थकार शिवयोगी शिवाचार्यकेँ श्रीसिद्धरामेश्वरजीक सम्प्रदायसँ सम्बद्ध, अर्थात् हुनक वंशज मानल गेल अछि, किन्तु मरितोण्टदार्यजीक ई उक्ति तर्कसंगत नहि प्रतीत होइछ ।

महाराष्ट्र प्रान्तक सोलापुरमे १२वीं शताब्दीमे श्रीसिद्धरामेश्वर नामक एक महान् शिवयोगी आचार्य भेलाह । हुनक पिताक नाम मुद्दगौडा छलनि । एतए शिवयोगी शिवाचार्य अपन पूर्वजसबमे एकक नाम मुद्ददेव कहलनि अछि । ओम्हर मुद्दगौडाक पुत्र सिद्धराम छलाह । एतए मुद्ददेवक पुत्र सिद्धनाथ छथिन । एहि तरहेँ नामसाम्यक कारण सम्भवतः मुद्ददेवकेँ मुद्दगौडा बूझिकए ओ सिद्धनाथकेँ सिद्धराम बूझिकए मरितोण्टदार्यजीक मनमे भ्रम भए गेल होएतनि । वस्तुतः सोलापुरक श्रीसिद्धरामेश्वरक वंशक संग श्री शिवयोगी शिवाचार्यक कोनो सम्बन्ध नहि भए सकैत छनि । कर्नाटकक वीरशैव विद्वान् डॉ० ज०च०नि०[2] ओ एन०आर० करिबसव शास्त्री[3] आदि विद्वान् श्रीमरितोण्टदार्यजीक विचारसरणिकेँ विसङ्गत मानलनि अछि ।

**ग्रन्थक कालनिर्णयमे दासगुप्तक अनवधानता–** डॉ०एम०एन० दासगुप्त भारतीय दर्शनशास्त्रक बहुत पैघ इतिहासज्ञ मानल जाइत छथि । ओ अपन ''A History of Indian Philosophy", Vol. No. 5, पेज 44 पर श्रीसिद्धान्तशिखामणिक कालक बारेमे लिखबा काल कहलनि अछि– ''श्रीसिद्धान्तशिखामणिमे श्रीबसवेश्वरजीक नामक उल्लेख भेलासँ ई ग्रन्थ श्रीबसवेश्वरक बादक तथा श्रीकरभष्यमे श्रीसिद्धान्तशिखामणिक उल्लेख भेलासँ ई श्रीपति पण्डिताराध्यजीसँ पहिनेक रचना भए सकैत अछि ।'' परन्तु श्रीदासगुप्तक मतक अपेक्षा एहि दू व्यक्तिक युक्तिक आधारो पर

१. सि०शि०, पृ.– १ एवं २
२. कन्नडमणिकान्तिपीठिका– पृ.– १६ सँ २०, (ई. सन् १९५१) ।
३. सि०शि०, कन्नड प्रस्तावना, पृ.– ५ (ई. सन् १९२१) ।

CC-0. Jangumwadi Math Collection. Digitized by eGangotri

श्रीसिद्धान्तशिखामणिक काल श्रीकरभाष्यक अपेक्षा प्राचीन मानब अधिक युक्त थिक । परन्तु श्रीसिद्धान्तशिखामणिक मूल शलेकमे कतहु श्रीबसवेश्वरक उल्लेख नहि भेटैत अछि, किन्तु श्रीमरितोण्टदार्यकृत तत्त्वदीपिका व्याख्याक अवतरणिकामे वीरभद्राचार एवं बसवेश्वराचारक प्रतिपादन कएल गेल अछि ।[४]

एहिसँ ई सिद्ध होइत अछि कि श्रीसिद्धान्तशिखामणिक तत्त्वप्रदीपिका व्याख्याक कर्ता श्रीमरितोण्टदार्य श्रीबसवेश्वरक परवर्ती छलाह, मूल-लेखक शिवयोगी शिवाचार्य नहि । श्रीदासगुप्तजी सम्भवत: सिद्धान्तशिखामणिक कालनिर्णयक सन्दर्भमे मूलग्रन्थ तथा ओकर व्याख्यामे भेद नहि बुझबाक कारण अनवधानता कए बैसलाह ।

एहिठाम एक तथ्य बुझि लेबाक चाही कि महात्मा बसवेश्वर अपन एक वचनमे श्रीसिद्धान्तशिखामणिक–

प्रसादाद् देवताभक्ति: प्रसादो भक्तिसम्भव: ।
यथैवाङ्कुरतो बीजं बीजतो वा यथाङ्कुर: ।।

एहि श्लोककेँ प्रमाणरूपमे उद्धृत कएलनि अछि[५] । ई श्लोक सिद्धान्तशिखामणिक नवम परिच्छेदक ३६म श्लोक थिक । एहिसँ अतिरिक्त १२ शताब्दीक चन्नबसवेश्वर आदि सन्त जातिवादक निराकरणक प्रसङ्गमे–

शिवभक्तिसमावेशे क्व जातिपरिकल्पना ।
इन्धनेष्वग्निदग्धेषु को वा भेद: प्रकीर्त्यते ।।
(सि०शि० ११, ५५)

सिद्धान्तशिखामणिक एहि श्लोककेँ प्रमाणरूपमे उद्धृत कएने छथि । अत: शिवयोगी शिवाचार्य १२म शताब्दीसँ पहिनहि विद्यमान छलाह, ई स्पष्टरूपसँ सिद्ध होइत अछि ।

एकर अतिरिक्त श्रीपति पण्डिताराध्य विरचित श्रीकरभाष्यमे[६]

---

४. सि०शि०, ३-३६, तत्त्वप्रदीपिकाव्याख्या पृ.- १८५, (वीरशैवसाहित्य संशोधन मण्डल, सोलापुर, ई. १९९०) ।

५. 'बसवेश्वर के वचन'- भाग-१, पृ.- १०७, कर्नाटक विश्वविद्यालय-प्रकाशन, ई. १९७६

६. ब्रह्मसूत्र- श्रीकरभाष्य- १-१-१

CC-0. Jangumwadi Math Collection. Digitized by eGangotri

श्रीसिद्धान्तशिखामणिक सप्रमाण उल्लेख होएबाक कारण एहि ग्रन्थकारक समय श्रीपति पण्डिताराध्यसँ पूर्व मानए पड़त । श्रीपति पण्डिताराध्यक कार्यकालक बारेमे भारतीय दर्शनशास्त्रक सुप्रसिद्ध विद्वान् स्वर्गीय पण्डित बलदेव उपाध्यायजी[७] ख्रीष्ट सन् १०६० ई. मानने छथि ओ श्रीकरभाष्यमे श्रीरामानुजाचार्यजीक तथा हुनक श्रीभाष्यक उल्लेख होएबाक कारण श्रीपतिजी श्रीरामानुजाचार्यसँ परवर्ती सिद्ध होइत छथि । भारतक भूतपूर्व राष्ट्रपति स्वर्गीय डॉ० सर्वपल्ली राधाकृष्णन्‌जी रामानुजाचार्यक काल ख्रीष्ट सन् १०२७ ई. मानलनि अछि ।[८]

काशीपीठक पूर्वजगद्‌गुरु वीरभद्र शिवाचार्यजी[९] तथा टी.एस. नारायण शास्त्रीजी[१०] श्रीकरभाष्यक काल प्राचीन शिलाशासनक आधारपर क्रमशः ख्रीष्टसन् १०६४ ई. तथा १०७२ ई. मानने छथि । एहि सभ विद्वानक विचार सभसँ श्रीपति पण्डिताराध्यजीक काल निश्चित रूपसँ ११म शताब्दी सिद्ध होइत अछि । हिनका द्वारा लिखित श्रीकरभाष्यमे उल्लिखित श्रीसिद्धान्तशिखामणिक रचयिता श्रीशिवयोगी शिवाचार्यजीकेँ ओहूसँ पूर्ववर्ती अवश्य मानबाक चाही । एहिसँ अतिरिक्त श्रीसिद्धान्तशिखामणिमे श्री शिवयोगी शिवाचार्य कहलनि अछि–

येन रक्षावती जाता शिवभक्तिः सनातनी ।
बौद्धादिप्रतिसिद्धान्त-महाध्वान्तांशुमालिना ।।

एहि श्लोकमे 'बौद्ध आदि प्रतिसिद्धान्तसँ शिवभक्तक रक्षाक लेल प्रस्तुत ग्रन्थक रचना कएलनि'–ई बात हिनक उपर्युक्त वचनसँ सिद्ध होइत अछि । भारतमे बौद्ध धर्मक प्रबल प्रचारक समय ६००-८०० ईस्वी मानबाक चाही । अतः सिद्धान्तशिखामणिक रचनाकालो ६००-८०० ईस्वी मानबाक

---

७. भारतीदर्शन, पृ.- ४६९, चौखम्बा ओरिएन्टालिया, ई. सन्- १९७६

८. Indian Philosophy, Vol. No.-2, Page No. 665, Published by D.R. Bhagi, Bombay- 1977 A.D.

९. श्रीकरभाष्य चतुःसूत्रीपीठिका, पृ.- ४, जङ्गमवाड़ीमठ, वाराणसी, प्रकाशन ई. सन् १९५६

१०. The Indian Review, Vol. No. 16, May 1915, Page No. 5

CC-0. Jangumwadi Math Collection. Digitized by eGangotri

चाही । एहि तरहेँ सिद्धान्तशिखामणिक रचनाकाल लगभग आठम शताब्दी मानबामे कोनो अनौचित्य नहि अछि ।

**शिवयोगी शिवाचार्यक देशविचार–** श्रीसिद्धन्तशिखामणिक रचनाकार श्रीशिवयोगी शिवाचार्य अपन वंशक वर्णन करबाक समयमे कतहु अपन गाम वा प्रदेशक नामनिर्देश नहि कएने छथि । अतः हुनक देशक विषयमे निश्चितरूपसँ कहब कठिन अछि, तथापि मैसूरक वे०पं० काशीनाथ शास्त्रीजी ओ डॉ०ज०च०नि० महोदय शिवयोगी शिवाचार्यजी कर्नाटक-प्रदेशक रहलाह, ओहूमे बीजापुरजिलाक साटोली ग्रामनिवासी रहलाह'' –एहि प्रकारेँ हुनक स्थानक प्रतिपादन कएलनि अछि ।[११]

**श्रीसिद्धान्तसिखामणिक टीकाकार–** वीरशैवक धर्मग्रन्थक रूपमे प्रख्यात श्रीसिद्धान्तशिखमणिक ऊपर संस्कृत, कन्नड़, हिन्दी, मराठी, तेलुगु, अंग्रेजी, ओड़िया, अवधी आदि भाषामे अनेक विद्वान् व्याख्या लिखलनि अछि । वीरशैव धर्मदर्शनक कोनो आन संस्कृत ग्रन्थक एतेक भाषामे व्याख्या नहि अछि । एहिसँ एहि ग्रन्थक महत्ता ओ लोकप्रियता सिद्ध होइत अछि ।

१७म शताब्दीमे वर्तमान सोसले रेवणाराध्य नामक कन्नड विद्वान् एहि ग्रन्थक ऊपर 'सिद्धार्थबोधिनी' नामक कन्नड व्याख्याक रचना कएलनि । तकरा बाद १७म शताब्दीमे श्रीमरितोण्टदार्यजी 'तत्त्वप्रदीपिका' नामक संस्कृत व्याख्याक रचना कएलनि । तत्पश्चात् मैसूरक आस्थानविद्वान् लिं एन.आर. करिबसव शास्त्रीजी, मैसूरेक लिं.पं. काशीनाथ शास्त्रीजी, एम्.एल्. नागण्णजी, बीजापुरक ज्ञानयोगाश्रमक संस्थापक श्रीमल्लिकार्जुन स्वामीजी आदि बीसम शताब्दीक विद्वान् कन्नडभाषामे अपन-अपन शैलीमे व्याख्या लिखलनि अछि ।

कर्नाटकक चित्रदुर्गक एस्.एम्. सिद्दय्या नामक विद्वान् श्रीसिद्धान्तशिखामणिक ऊपर कन्नडभाषामे 'भामिनीषट्पदी' नामक कन्नड छन्दमे पद्यरूपमे व्याख्या लिखने छथि । ई एक विलक्षण कृति अछि । बंगलोरविश्वविद्यालयक भूतपूर्व संस्कृतविभागाध्यक्ष डॉ० एम्० शिवकुमार स्वामीजी १९६८ ई.मे श्रीसिद्धान्तशिखामणिक चुनल श्लोक पर अंग्रेजी अनुवादक कए एकरा 'श्रीरेणुकगीता'क नामसँ प्रकाशित कएलनि अछि ।

---

११. सिद्धान्तशिखामणि– प्रस्तावना, पृ.– ७, काशीनाथग्रन्थमाला, मैसूर, ई. सन् १९७२

CC-0. Jangumwadi Math Collection. Digitized by eGangotri

इयेह विद्वान् मरितोण्टदार्यजीक व्याख्याक संग मूल सम्पूर्ण ग्रन्थक अंग्रेजीभाषामे विस्तृत अनुवाद कएलनि जकर प्रकाशन काशीक जङ्गमवाड़ीपीठक शैवभारतीशोध प्रतिष्ठानक द्वारा भए चुकल अछि ।

महात्मागान्धी काशी विद्यापीठक कन्नडप्राध्यापक लिङ्गैक्य श्री ष०ब्र०डॉ० श्रीपति पण्डिताराध्य शिवाचार्य हिरेजेवरगी (शान्त शर्मा हिरेमठ) श्रीसिद्धान्तशिखामणिक 'भावमञ्जूषा' नामक हिन्दी व्याख्या लिखने छलाह, किन्तु हुनक अकालमृत्यु होएबाक कारणे ओ समग्री लुप्त भए गल । ओकर प्रकाशन नहि भेनाइ खेदक बात थिक । तकर बाद काशी हिन्दू विश्वविद्यालयक संस्कृत विभागक पूर्व आचार्य पं० राधेश्याम चतुर्वेदी श्रीसिद्धान्तशिखामणि पर 'ज्ञानवती' नामक हिन्दी व्याख्या लिखि कए हमर शैवभारती शोधप्रतिष्ठान कें प्रकाशनार्थ समर्पित कएलनि । ई० सन् २००६ मे महाशिवरात्रिक पर्वक उपलक्ष्यमे आयोजित विद्वत्सभामे ओकर शिवार्पण कए हम अपार हर्षक अनुभव कएल । श्रीसिद्धान्तशिखामणिक राष्ट्रभाषामे अनूदित भेलासँ उत्तरभारतीय जनताक लेल एकर बहुत महत्त्व होएत । एहि लेल पं० राधेश्याम चतुर्वेदी प्रशंसाक पात्र छथि ।

कर्नाटकक सुप्रसिद्ध संशोधक एवं बहुत पैघ साहित्यरचनाकार डॉ० ज०नि० (निडुमामिडिसंस्थानक श्री ष०ब्र०डॉ० चन्नबसवराज देशिकेन्द्र महास्वामीजी) महोदय श्रीसिद्धान्तशिखामणि ग्रन्थपर 'जीवनसिद्धान्त' नामसँ विस्तृत विवेचनात्मक व्याख्या लिखलनि अछि जे छओ भागमे १९६९-१९७० इस्वीमे प्रकाशित भए कर्नाटकमे विद्वन्मान्य भए गेल अछि ।

हम अपन पूर्वाश्रममे श्रीसिद्धान्तशिखामणिक ऊपर कन्नड भाषामे प्रवचन करैत रहलहुँ । धीरे-धीरे ओहि ग्रन्थक १०१ स्थलपर फूट-फूट प्रवचनग्रन्थ प्रकाशित करबाक इच्छा भेल । 'श्रीसिद्धान्तशिखामणिप्रभे' नामसँ ई सन् १९८९ तक एकर छओ भाग प्रकाशित भए गेल । काशीजङ्गमवाडी मठक पीठाधीश्वर भेलाक बाद हम अवशिष्ट सब स्थलपर प्रवचन लिखिकए पूरा १०१ स्थलकें दू बृहद्भागमे (१७४९ पृ.) ई० सन् २००० मे छपबा कए पहिल बेर प्रकाशित कराओल ।

कन्नडभाषामे प्रकटित प्रवचन शैलीक ई दुनू भाग अतिशय लोकप्रिय

CC-0. Jangumwadi Math Collection. Digitized by eGangotri

भेलाक कारण एखन तक एकर तीन संस्करण बहार भए चुकल आ २००६ इसवीमे एकर चारिम संस्करण प्रकाशित भेल । एहि दुनू भागक संकलनकार्यमे काशीजङ्गमवाडी मठक वरिष्ठ शोधछात्र ओ बबलेश्वर बृहन्मठक पट्टाध्यक्ष श्री ष०ब्र० डॉ० महादेव शिवाचार्य स्वामीजीक महत्त्वपूर्ण योगदान रहल, अत: ओहो साधुवादक पात्र छथि ।

श्रीसिद्धान्तशिखामणि पर आधृत हमर प्रवचनकेँ सोलापुरक मराठी वीरशैव साहित्यक बहुत पैघ विद्वान् डॉ०शे०दे० परसारकर संग्रह कए मराठी भाषामे अनुवाद कएलनि । ओहि मराठी प्रवचनक संग्रह 'जन्महा अखेरचा' नामसँ प्रकाशित भेल । तकरो एखन धरि तीन संस्करण बहार भए गेल अछि । एहि तरहेँ श्रीसिद्धान्तशिखामणिमे प्रतिपादित वीरशैवदार्शनिक सिद्धान्तकेँ लोककेँ बुझएबाक लेल अनेक विद्वान् विभिन्न भाषामे टीका, व्याख्या ओ प्रवचनादि लिखिकए वीरशैवसाहित्यक संवर्धनमे अपन बहुत पैघ योगदान कएने छथि ।

**श्रीसिद्धान्तशिखामणिपर आधृत शोधप्रबन्ध–** एक दार्शनिक ग्रन्थ होएबाक कारण श्रीसिद्धान्तशिखामणिक ऊपर एक समीक्षात्मक अध्ययन करबाक इच्छा हमरा मनमे भेल । १९७३ ईस्वीमे वेदान्ताचार्य परीक्षामे उत्तीर्ण भेलाक पश्चात् सम्पूर्णानन्दसंस्कृत विश्वविद्यालयक तत्कालीन वेदान्तविभागाध्यक्ष स्वर्गीय पं० देवस्वरूपमिश्रक मार्गनिर्देशनमे– ''श्रीसिद्धान्तशिखामणेर्दर्शनान्तरीय-सिद्धान्तै: सह समीक्षा'' विषयपर अनुसन्धानकार्य १९७४ मे प्रारम्भ भेल । ई० सन् १९८४मे अनुसन्धानकार्य पूर्ण भेल । बादमे ई० सन् १९८९ मे शैवभारती भवन जङ्गमवाडीमठक द्वारा एकर प्रकाशन भेल । एकर प्रकाशनक लेल केन्द्रसरकारक मानवसंसाधन विकास मन्त्रालयक शिक्षाविभाग द्वारा आर्थिक सहायता प्राप्त भेल छल । **'श्रीसिद्धान्तशिखामणि समीक्षा'** नामक ई शोधप्रबन्ध सम्पूर्णानन्द संस्कृत विश्वविद्यालयक वेदान्तविभागमे शक्तिविशिष्टाद्वैत वेदान्ताचार्यक एवं काशी हिन्दू विश्वविद्यालयक संस्कृतविद्या धर्मविज्ञान–संकायक धर्मविज्ञान विभागक आचार्य परीक्षाक लेल पाठ्यग्रन्थक रूपमे स्वीकृत अछि ।

काशीजङ्गमवाडीमठीय जगद्गुरु विश्वाराध्य गुरुकुलक शोधछात्र श्री ष०ब्र०डॉ० सिद्धराम पण्डिताराध्य शिवाचार्य (सिद्धराम देव हिप्परगी) काशी

CC-0. Jangumwadi Math Collection. Digitized by eGangotri

हिन्दू विश्वविद्यालयक संस्कृतविद्या धर्मविज्ञान संकायक वेदान्तविभागमे प्रोफेसर पण्डित सुधांशुशेखर वागचीजीक मार्गनिर्देशनमे 'श्रीसिद्धान्तशिखामणि एवं श्रीमद्भगवद्गीताक तुलनात्मक अध्ययन' कए डाक्टरेट उपाधि प्राप्त कएलनि। एहि शोधप्रबन्धमे श्रीसिद्धान्तशिखामणि एवं श्रीमद्भगवद्गीताक तात्त्विक सिद्धान्तक तुलना कएल गेल अछि।

**श्रीसिद्धान्तशिखामणि पर राष्ट्रिय संगोष्ठी**– दिनाङ्क १५ अक्टूबरसँ १७ अक्टूबर १९९७ तक काशीजङ्गमवाडी मठमे 'श्रीसिद्धन्तशिखामणिक विविध आयाम पर विचार विमर्श' नामक एक राष्ट्रस्तरीय शास्त्रसङ्गोष्ठीक आयोजन भेल छल। ओहिमे पूरा भारतवर्षक विभिन्न प्रान्तसँ बीस प्रमुख विद्वान् भाग लेने छलाह। एहि गोष्ठीमे विद्वानक निबन्धवाचन तथा ओहि पर चर्चा भेल। एहि सभ विषयकेँ 'सिद्धान्तशिखामणिमीमांसा' नामक शोधग्रन्थक रूपमे जङ्गमवाडी मठक शैव भारती शोधप्रतिष्ठानक द्वारा ईस्वी सन् २०००मे प्रकाशित कएल गेल। एहि प्रकारेँ अनेक विद्वान् श्रीसिद्धान्तशिखामणि ग्रन्थक ऊपर व्याख्यान, प्रवचन, संशोधन आदि कार्य कए दार्शनिक क्षेत्रमे एकर महत्ताकेँ बुझओलनि अछि।

**श्रीजगद्गुरु रेणुकाचार्यजीक लिङ्गोद्भवलीला**– शिवक आदेशानुसार वीरशैवधर्मक संस्थापक श्रीजगद्गुरु पञ्चाचार्य भूलोकमे शिवलिङ्गसँ प्रकट भेलाह, ई विषय शिवागम सभमे प्रतिपादित अछि। श्रीसिद्धान्तशिखामणिक तेसर ओ चारिम परिच्छेदमे श्रीजगद्गुरु रेणुकाचार्यजीक लिङ्गोद्भवलीला वर्णित अछि। तकर अनुसार एक बेर कैलासमे भगवान् शिवक सभा चलि रहल छल। ताहिकाल भगवान् शिव ताम्बूल-प्रसाद देबाक लेल रेणुक-गणेश्वरक आह्वान कएल। ओहि आह्वानसँ प्रसन्न रेणुक गणेश्वर शीघ्रतामे 'लगमे बैसल दारुक गणेश्वरकेँ नाँघिकए शिवजीक लग पहुँचि गेलाह। ई देखि तमसाएल शिवजी रेणुक-गणेश्वरकेँ भूलोकमे जन्म लेबाक आदेश देलनि।

ओहि समय रेणुक-गणेश्वर भगवान् शिवक प्रार्थना कएलनि– 'हे भगवान्! अपनेक आदेशसँ हम भूलोक जएबा लेल तैयार छी, मुदा सामान्य मनुष्य जकाँ हमरा जन्म नहि लेबए पड़ए, अपने एहन कृपा कएल जाए'। एहि प्रार्थनासँ सन्तुष्ट शिवजी बजलाह– 'हे रेणुक! तोँ कनिको भयभीत

CC-0. Jangumwadi Math Collection. Digitized by eGangotri

नहि होअह । भूलोकक त्रिलिङ्गदेश (आन्ध्र प्रदेश)मे विद्यमान सुप्रसिद्ध श्रीशैलक्षेत्रक उत्तर दिस 'कोल्लिपाकि' नामक एक क्षेत्र अछि । ओतए हम सोमेश्वर लिङ्गक नामसँ विद्यमान छी । तोँ ओहि लिङ्गसँ प्रकट भए जाह । तखन तोरा मानुषभावक स्पर्श नहि होएतहु । एहि प्रकारेँ तोँ लिङ्गोद्भव भए सम्पूर्ण मानव जातिक कल्याणक लेल हमरा द्वारा उपदिष्ट वेदवेदान्तसम्मत शिवाद्वैत सिद्धान्त अर्थात् वीरशैवसिद्धान्तक स्थापना करबह' । शिवक आदेशानुसार रेणुक-गणेश्वर ओहि सोमेश्वर शिवलिङ्गसँ दिव्यदेहधारी भए प्रकट भेलाह । ओही घटनाकेँ जगद्गुरु रेणुकाचार्यजीक लिङ्गोद्भवलीला कहैत छैक ।

मार्कण्डेय महर्षिकेँ यमक भयसँ मुक्त करबाक लेल जेना शिव एक स्थावर लिङ्गसँ प्रकट भेल छलाह एवं प्रह्लादकेँ अनुगृहीत करबाक लेल नृसिंहभगवान् जेना राजमहलक खाम्हसँ प्रकट भेल छलाह, तहिना जगद्गुरु रेणुकाचार्यजी लोकोद्धारक लेल श्रीसोमेश्वर शिवलिङ्गसँ प्रकट भेलाह । जन्म ओ प्राकट्यमे बहुत पैघ भिन्नता छैक । जन्म लेबाक लेल जन्मसँ पहिने जनक ओ जननीक सहविद्यमानता नितान्त जरूरी होइत छैक, किन्तु प्रकट होएबाक लल जननी-जनकक आवश्यकता नहि होइत अछि । जे लोकनि योगसिद्ध होइत छथि से अस्तित्वसँ पहिने विद्यमान रहै छथि । ओ जतए चाहथि ततए प्रकट होएबाक क्षमता रखैत छथि । श्रीजगद्गुरु रेणुकाचार्य शिवेक समान अणिमा आदि अष्टसिद्धिक धनी छलाह । अतः भूलोकमे शिवलिङ्गसँ हुनक प्रकट होएब आश्चर्यक बात नहि थिक ।

महर्षि पतञ्जलिक 'ततोऽणिमादिप्रादुर्भावः कायसम्पत् तद्धर्मानभिघातश्च' (यो.सू. ३-४५) एहि योगसूत्रमे ओ 'यथा परमाणुत्वं प्राप्तो वज्रादीनामप्यन्तः प्रविशति'- एहि भोजवृत्तिमे कहल गेल अछि जे योगसामर्थ्यक द्वारा अणिमादि अष्टसिद्धिकेँ प्राप्त कएनिहार योगी अणुरूप धारण कए अत्यन्त कठिनसँ कठिन वज्रादिओ मे प्रविष्ट भए पुनः प्रकट भए सकैत छथि ।

एहन अलौकिक घटना सभ सामान्य जनताकेँ असम्भव जकाँ लगैत छैक, मुदा योगसिद्धक लेल ई सहज घटना मानल जाइत अछि । काशीमे विशुद्धानन्द नामक एक दिव्य योगी २०म शताब्दीमे भेल छलाह । महामहोपाध्याय पं. गोपीनाथ कविराजजी हुनक परम शिष्य रहलाह । एक बेर योगसामर्थ्यक चर्चा करैत विशुद्धानन्दजी 'जात्यन्तरपरिणाम' एहि विषय पर प्रकाश दैत

CC-0. Jangumwadi Math Collection. Digitized by eGangotri

कहलनि जे एकजातिक वस्तुकेँ दोसर जातिमे परिवर्तित कएल जा सकैत अछि । ई सुनि पं. गोपीनाथ कविराजक– 'ई कोना सम्भव होएत' ? एहन तर्क प्रस्तुत कएला पर विशुद्धानन्दजी अपन हाथमे स्थित एक गुलाबक फूलकेँ योगसामर्थ्यसँ हुनक (गोपीनाथक) इच्छाक अनुसार लाल बन्धूक-कुसुमक रूपमे परिवतित कए देखाए देलथिन । एहि विषयक चर्चा पं० गोपीनाथ कविराजजी कल्याण मासिकक योगाङ्कक पृ.- ७४८ मे 'सूर्यविज्ञान' नामक लेखमे कएने छथि ।

काशीक सुप्रसिद्ध तैलङ्गस्वामीजी २८० वर्ष तक जीवित रहि कए अनेक लीला कएलनि । हुनक लीलाक बारेमे श्री राजेन्द्र प्रसाद पाण्डेय नामक लेखक २८-१-१९८३मे एतुक्का प्रसिद्ध दैनिक 'आज' अकबारमे एक लेख लिखने छलाह । हुनका अनुसार एक ब्रिटिश अधिकारी तैलंग स्वामीजीकेँ नाङ्ट घुमबाक कारणेँ जहलमे बन्द कए देलकैन । मुदा, दोसर दिन ताला बन्द रहलो पर तैलङ्गस्वामीजी बहार भए गेल छलाह । एहि तरहेँ पूरा देशमे योगक चामत्कारिक घटना घटैत आएल अछि । अतः साक्षात् शिवक सान्निध्यमे रहएवाला एक शिवगण श्रीरेणुक-गणेश्वरक शिवक समान अणिमादि अष्टसिद्धिसँ युक्त होएबाक कारण लिङ्गोद्भवलीला एक सहज सम्भवनीय घटना थिक ।

**श्रीजगद्गुरु रेणुकाचार्य द्वारा त्रिकोटि शिवलिङ्गस्थापनलीला–** श्रीसिद्धान्तशिखामणिक अन्तिम २१म परिच्छेदमे त्रिकोटि-शिवलिङ्गस्थापन-लीलाक वर्णन आएल अछि । ओहि परिच्छेदक सारांश ई थिक– लङ्काधिपति रावण नओ कोटि लिङ्गक स्थापना करबाक संकल्प कएने छल । अपन जीवनकालेमे ओ छओ कोटि लिङ्गक स्थापना कए लेलक । श्रीरामक सङ्ग युद्ध करैत-करैत स्वर्गकेँ प्राप्त करैत रावण अपन छोट भाए विभीषणकेँ बजाए अपन शेष संकल्पकेँ पूरा करबाक भार सोंपलक । एके मुहूर्तमे तीन कोटि शिवलिङ्गक स्थापना करबाक लेल विभीषण बहुत दिन धरि चिन्तित रहला।

ओही समय पर श्रीजगद्गुरु रेणुकाचार्यजी महर्षि अगस्त्यकेँ शिवाद्वैत सिद्धान्तक उपदेश करबाक बाद व्योममार्गसँ श्रीलङ्कानगरी आबि पहुँचलाह । श्रीजगद्गुरु रेणुकाचार्यजीक श्रीलङ्कामे पहुँचबाक समाचार सुनि कए विभीषण

CC-0. Jangumwadi Math Collection. Digitized by eGangotri

हुनका लग अएलाह आ हुनका गौरवक संग अपन राजमहलमे लए गेलाह । ओतए हुनक वैभवक सङ्ग पादपूजा कए हुनका अपन जेठ भाए रावणक सङ्कल्प सुनओलथिन । ओहि समय जगद्गुरु रेणुकाचार्यजी रावणक संकल्पकेँ पूर्ण करबाक लेल एकहि समयमे तीन कोटि गुरुरूप धारण कए तीन कोटि शिवलिङ्गक स्थापना कएलनि ।

एहि तरहेँ जगद्गुरु रेणुकाचार्य अपन योगसिद्धिसँ अपनहि समान तीन करोड़ आचार्यक रूप धारण कए अपन महिमा देखओलनि ।

एहि तरहेँ श्रीजगद्गुरु रेणुकाचार्य भूलोकमे सोमेश्वर लिङ्गसँ आविर्भूत भए महर्षि अगस्त्यकेँ शिवाद्वैत सिद्धान्तक उपदेश देलनि । बादमे श्रीलङ्कामे त्रिकोटि शिवलिङ्गक स्थापना कए अपन महती शक्तिक प्रदर्शन कएलनि । अवतारक प्रयोजन पूर्ण भेलाक पश्चात् रेणुकाचार्य पुनः ओही सोमेश्वर शिवलिङ्गमे अन्तर्हित भए गेलाह ।

एहि प्रकार श्रीजगद्गुरु रेणुकाचार्य लोककल्याण एवं वीरशैव धर्मक स्थापनाहेतु अवतीर्ण भए लोककेँ अपन महिमाक भान करओलनि आ महर्षि अगस्त्यकेँ शिवाद्वैत सिद्धान्तक ज्ञान देलनि । ओ ज्ञान श्रीशिवयोगी शिवाचार्यक संगृहीत भए आइ श्रीसिद्धान्तशिखामणिक रूपमे सभक लेल सुलभ भए गेल अछि । ई ग्रन्थ वीर शैवधर्मक प्रमुख आकरग्रन्थ मानल जाइत अछि ।

**—श्रीजगद्गुरु चन्द्रशेखरशिवाचार्य महास्वामीजी**

संवत् २०६२ जङ्गमवाडी मठ, वाराणसी

CC-0. Jangumwadi Math Collection. Digitized by eGangotri

# भूमिका

श्रीसिद्धान्तशिखामणि वीरशैवागमधर्मक महत्त्वपूर्ण ग्रन्थ थिक । एहिमे धर्मक संग-संग शैवदर्शन सेहो समाहित अछि । 'दर्शन'मे संसारक वास्तविकताक संग ओकर उत्पत्ति-स्थिति-प्रलय, जीव, सुखक जिज्ञासा, आत्मतत्त्वनिरूपण क्रममे सकल तत्त्वक निरूपण आदिक संग जीवनक चरम लक्ष्य मोक्षक प्रतिपादन रहैछ । ई सब विषय एहि ग्रन्थमे प्रसंगवश कम-वेशी मात्रमे आएल अछि । अतः तकरा स्पष्ट बुझबाक लेल एतए शैवदर्शनक तत्त्वसभक संक्षिप्त विवरण देल जा रहल अछि ।

## दर्शनतत्त्व

वस्तुतः एकमात्र तत्त्व 'शिव' छथि जे चित्, चैतन्य, ज्ञानमय, स्वतन्त्र, परिपूर्ण आत्मतत्त्व, परमेश्वर ओ परमशिव कहबैत छथि । ई संसारक सकल जड़-चेतनमे अवस्थित होइतो अखण्ड एक छथि । सकल चिन्मय ओ अचिन्मय पदार्थ हुनके सँ आविर्भूत होइत अछि आ तेँ हुनके रूप थिक । ओ विराट् थिकाह । ई संसार हुनक उन्मीलन (प्रकाश) मात्र थिक । उन्मीलन पूर्वसँ स्थिते वस्तुक होइछ । घरमे स्थित रहले पर व्यक्ति बहार भए सकैछ, शून्य घरसँ नहि । एहिना संसारक नाश हुनका द्वारा सभवस्तुक निमीलन (अपनामे मिलाएब) थिक ।

शैवदर्शनमे शिवक स्वभावकेँ 'विमर्श' कहल गेल अछि जे शिवसँ अभिन्न हुनक शक्ति थिक । एकरे उन्मुखता 'इच्छा' कहबैछ । तेँ आत्मास्वरूप शिव इच्छामय अर्थात् ज्ञान क्रिया इच्छासँ युक्त छथि । शैवदर्शन शिव-शक्तिक सामरस्य (समरसता)क कारण अद्वैत थिक । अद्वैत अभेद थिक आ से दुनूक सत् मानले पर सम्भव अछि । विमर्शाख्य हुनक नित्या

CC-0. Jangumwadi Math Collection. Digitized by eGangotri

शक्ति सत् हुनकासँ अभिन्न अछि, दुनू एकाकार छथि । जहिना शिवक विना शक्ति निराधार नहि रहि सकैत छथि तहिना शक्तिक बिना शिव जड़वत् भए जएताह ओ किछु नहि कए सकताह । विमर्शशक्ति सृष्टिदशामे विश्वाकार, स्थितिदशामे विश्वप्रकाशिनी आ संहारदशामे आत्मसात्कारिणी होइत शिवमे अकृत्रिम अहम्भावस्वरूपा थिक । एकरे कारण शिव ईश्वर ओ चेतन छथि । इएह चित् चैतन्य परावाक् स्फुरणयुक्त होइछ । ई संसार शिवक शक्तिएक विस्तृत रूप थिक । एहि शक्तिकेँ शिव अपनामे स्वेच्छासँ अभिव्यक्त कएने छथि । वस्तुतः हुनका सँ ई भिन्न नहि थिक । विमर्शशक्तिक मुख्य पाँच स्वरूप अछि जाहिसँ निर्विकार शिवमे विभिन्न धर्मक प्रादुर्भाव होइछ–

(१) चित् शक्ति– प्रकाशात्मिका – शिवमे स्वप्रकाशत्व

(२) आनन्द शक्ति– आनन्दात्मिका – आनन्दमय शिव

(३) इच्छा शक्ति– कार्यक भावना – संसारक सृष्टि स्थिति प्रलय

(४) ज्ञान शक्ति– ज्ञानमयी – ज्ञानस्वरूप शिव

(५) क्रिया शक्ति– कार्यकारिणी – शिवक स्वेच्छया रूप धारण

एहि तरहेँ शैवदर्शनक मूल एक तत्त्व शिव-शक्त्यात्मक परमशिव भेलाह । स्थूल दृष्टिसँ ई दू तत्त्व भेल– (१) परमशिव ओ (२) शक्ति । केवल शिवमे किछु नहि, शक्तिक प्रकाशमे केवल 'हम' बुझाइछ । एहि शक्तिमे जखन उन्मेष होइछ तँ सृष्टि आ निमेष होइछ तँ प्रलय होइछ । एही उन्मेषक कारण 'सदाशिव' आविर्भूत होइत छथि जे शैवदर्शनक तेसर तत्त्व थिकाह । एहि स्थितिमे इच्छाशक्तिक प्रधानताक कारणेँ 'पुरुष'केँ अहमस्मि (हम छी), एकर प्रतीति होइछ । अर्थात् अव्यक्त संसारक भान होमए लगैछ ।

चारिम तत्त्व थिकाह 'ईश्वर' । हिनक अभिव्यक्ति भेला पर स्पष्ट रूपमे संसार भासित भए जाइछ । एहि काल ज्ञानशक्तिक प्रधानता रहैछ । एहिमे 'ई हम छी', एकर भान होइछ जाहिमे 'ई' अंश प्रधान आ 'हम' अंश गौण रहैछ ।

पाँचम तत्त्व थिक सद्विद्या जकरा शुद्धविद्या सेहो कहल जाइछ । एहि काल 'ई हम छी'क प्रतीतिमे एकरूपता भए जाइछ । 'ई' एवं 'हम' मे भेद हटि जाइछ । एहिमे क्रियाशक्तिक प्रधानता रहैछ ।

CC-0. Jangumwadi Math Collection. Digitized by eGangotri

छठम तत्त्व थिक **माया** । ई अज्ञान स्वरूपे थिक, परमतत्त्वक अधीन रहैत हुनके लीलासँ आविर्भूत होइछ ओ विलीन भए जाइछ । अज्ञानक उदय भेलो पर परमेश्वरमे कोनो विकृति नहि अबैछ । मायाक खेल ओ ओहिसँ सृष्टि त परमशिवक विलासमात्र थिक । ओ तँ आप्तकाम आत्माराम थिकाह । हुनका कोनो इच्छा नहि छनि । जगत् सँ हुनका कोनो प्रयोजन नहि छनि । मायासँ आच्छादित पुरुष (जीव) अपन ज्ञानमय स्वरूपकेँ बिसरि जाइ छथि । अहम् (पुरुष), इदं (प्रकृति), अस्मि (थिकहुँ) एहिरूपेँ जड़ प्रकृतिमे स्वक अनुभव करए लगैत छथि । माया पञ्चकञ्चुकक उपादान कारण थिक । पुरुष मायासँ मुग्ध भए कर्मकेँ अपन बुझए लगैत छथि, सांसारिक भए सुखदुःखानुभव करए लगैत छथि ।

सातमसँ एगारहम तत्त्व थिक मायाक पाँच कञ्चुक (कुर्त्ता)– कला, विद्या, राग, काल, नियति । स्वतन्त्र होइतो परमशेवर अपन इच्छासँ संकुचित भए मायाक पाँच कञ्चुक रूपमे अभिव्यक्त होइत छथि । तखन ओहि सँ बहुत संसारी पुरुष अल्पज्ञ, अल्पक्रिय, अल्परूप, अल्पशक्ति तथा अनित्यक रूपमे रहैत छथि । शिवलिङ्गक आराधनासँ तत्त्वज्ञान पाबि ओ पाँचो कञ्चुककेँ फाड़ि मुक्त होइत छथि, अपन असली सर्वज्ञादि रूपकेँ चिन्हैत छथि ।

बारहम तत्त्व पुरुष थिकाह जे सर्वज्ञ चैतन्य होइतो मायाकञ्चुकसँ बद्ध भए अल्पज्ञ भए जाइत छथि । ई कर्मफलक भोक्ता, किञ्चित्कर्ता, अनादि बद्ध, अविद्योपाधिक कारण अपना-अपना कर्मक अनुसार मनुष्यादि रूपमे भ्रमण करैत रहैत छथि । ई आत्मा थिकाह जे शरीर, इन्द्रिय ओ बुद्धि सँ भिन्न छथि । आत्मा अनश्वर छथि । ई ज्ञान ओ वैराग्ययुक्त शिवध्यानसँ मुक्त होइत छथि ।

तेरहम तत्त्व थिक **प्रकृति** । ई महत् (बुद्धि)सँ लए पृथ्वी धरि तेइस तत्त्वक मूल कारण थिक । ई सत्त्व-रजस्-तमस् एहि तीनू गुणक समान मात्रासँ युक्त थिक । ई अचेतन अकर्त्री थिक । चेतनक क्रियासँ क्रियाशील होइछ ।

चौदहम सँ सोलहम तत्त्व अछि अन्तःकरण जे तीन अछि–

(१) बुद्धि– निश्चयात्मक ज्ञान, स्वच्छ, चैतन्यक प्रतिबिम्बक ग्रहण करएवाला ।

CC-0. Jangumwadi Math Collection. Digitized by eGangotri

(२) अहङ्कार– 'हम छी' –एकर अभिमान ।

(३) मन– संकल्प-विकल्पात्मक विचारयुक्त ।

एकर बाद पाँच ज्ञानेन्द्रिय, पाँच कर्मेन्द्रिय, पाँच तन्मात्रा ओ पाँच भूत मिलाए शैवदर्शनमे ३६ तत्त्व मानल गेल अछि । यथा– श्रोत्र, त्वक्, चक्षुः, जिह्वा ओ घ्राण- ई पाँच ज्ञानेन्द्रिय; वाक्, पाणि, पाद, पायु तथा उपस्थ– ई पाँच कर्मेन्द्रिय । शब्द, स्पर्श, रूप, रस ओ गन्धक पृथक् पृथक् केवल (आनसँ मिश्रित नहि) अपन तत्त्व तन्मात्रा कहबत अछि । एही पाँचो तन्मात्रासँ पञ्च भूत आकाश, वायु, अग्नि, जल ओ पृथिवीक उत्पत्ति होइछ । ई तत्त्वक उत्पत्तिक्रम परमेश्वरसँ पृथ्वीपर्यन्त थिक । एकर विपरीत संहारक्रममे पृथ्वीक विलय जलमे, जलक अग्निमे, अग्निक वायुमे, वायुक आकाशमे– एहि क्रमसँ सभक परमशेवरमे विलय भए जाइछ ।

**वीरशैवधर्म**

शैवागम धर्मदर्शन बहुत व्यापक अछि । एकर प्रत्यभिज्ञादर्शन, वीरशैवागम आदि अनेक सम्प्रदाय अछि । श्रीसिद्धान्तशिखामणि वीरशैवागमक मान्य ग्रन्थ थिक । वीरशैवसम्प्रदायेक नामान्तर **लिङ्गायत सम्प्रदाय** थिक । एहिमे मूल तत्त्व शिवलिङ्गकेँ मानल गेल अछि । ओहीसँ जगतक उत्पत्ति होइछ ओ ओहीमे विलय होइत अछि । एहि सम्प्रदायमे लिङ्गधारण एक महत्त्वपूर्ण कृत्य थिक । दीक्षित शिष्यक समक्ष गुरु शिव लिङ्गक पूजा कए ओकरा शैवीकला सँ युक्त कए लेथि । तखन ओहि लिङ्गमे शिष्यक प्राणप्रतिष्ठा तथा शिष्यमे लिङ्गक प्राणप्रतिष्ठा कए दुनूकेँ एक बना लेथि । ओ शिष्य आजीवन ओहि लिङ्गसँ पृथक् नहि होइत छथि । प्रतिदिन पूजा करैत छथि । ई बाह्य प्रस्तरादि लिङ्गधारण भेल । एकर अभ्यास सँ आन्तर शिवलिङ्गधारण करक चाही । अपन मूलाधार, हृदय वा भौँहक बीचमे ज्योतिर्लिङ्गक अनुसन्धान (दृढ़ भावना) करक चाही ।

एहि सम्प्रदायमे कोटि-कोटि शिवलिङ्गक ध्यान, पूजन, स्थापनक महत्त्व कहल गेल अछि । लिङ्ग तीन प्रकारक कहल गेल अछि–

**(१) स्थूल शिवलिङ्ग**– स्वर्ण, रजत, ताम्र, स्फटिक ओ पाथरसँ बनल लिङ्ग स्थूल लिङ्ग भेलाह । हिनक ध्यान-पूजन बाह्य पूजन भेल । एहन लिङ्गक

CC-0. Jangumwadi Math Collection. Digitized by eGangotri

धारण शिर, कण्ठ, हृदय ओ बाहु पर करक चाही ।

(२) **सूक्ष्म शिव लिङ्ग**– प्राणवायुस्वरूप भावनात्मक लिङ्ग सूक्ष्म थिक जकर धारण मन्त्रपूर्वक ध्यानसँ मूलाधार, हृदय ओ भ्रूमध्यमे करक चाही ।

(३) **परात्पर लिङ्ग**– ई तृप्तिलिङ्ग कहबैत छथि जे परम शिवात्मक भेलासँ ध्यानगम्ये छथि । हिनक धारण आत्मस्वरूप करबे थिक ।

**धार्मिक ग्रन्थ**

श्रीसिद्धान्तशिखामणि वीरशैवक धार्मिक ग्रन्थ थिक । एहिमे वीरशैवाचारक विशद वर्णन अछि । नवधा भक्ति, पूजोपचार, दीक्षा, गुरुक महत्त्व, लिङ्गधारण, लिङ्गपूजन, भस्म-रुद्राक्षधारणमहत्त्व, पञ्चाक्षरमन्त्रक जप, शिवयोगी एवं हुनक महत्त्व, लिङ्गस्थापन, अनुष्ठान, शैवाचार इत्यादि विषयक सांगोपांग विवेचन एहि ग्रन्थमे भेल अछि ।

**आगम ग्रन्थ–**

एहि दर्शनकेँ शैवागम कहल गेल अछि । एहिमे वातुलादि कामिक पर्यन्त २८ आगमक सारांकन कएल गेल अछि । मुदा वेद, उपनिषद्, पुराण आदिक प्रति परम आदरभाव राखल गेल अछि । तथापि ई शास्त्र सब प्रकारक लोककेँ सरल रीतिक साधनाक लेल प्रवृत्त होएबाक कारण आगम (तन्त्र) थिक । वैदिक कर्मकाण्ड सामान्य लोक लेल बहुत कठिन अछि एवं ओहि कर्मक अधिकारी सभ वर्ण नहि भए सकैछ, जखन कि आगमशास्त्र (तन्त्रशास्त्र) उदारवादी होइछ । शैवसाधनाक अधिकार मानवमात्रकेँ छैक । लिङ्गार्चन स्त्री-शूद्रादि सब कए सकैछ । तन्त्रक चारू पादक एतए अनुसरण कएल गेल अछि– (१) **ज्ञान**– एकर महत्त्व एतए प्रचुर रूपमे देल गेल छैक । (२) **क्रिया**– एतए लिङ्गार्चन क्रियाक विधान अछि आ कहल गेल अछि जे अग्निहोत्र आदि एकर शतांशो नहि अछि । समस्त क्रियाक त्याग कए केवल लिङ्गपूजा करी । (३) **योग**– एतए भक्तियोग एवं जपयोगक महत्त्व देखाओल गेल अछ । (४) **चर्या**– आचरणक नाम चर्या थिक । शिवयोगीक आचरणक निर्देश तँ सम्पूर्ण ग्रन्थमे भरल अछि । एहिमे दीक्षा, गुरुसेवा, लिङ्गपूजा, लिङ्गधारण, भस्मधारण, रुद्राक्षधारण आदि अबैछ ।

CC-0. Jangumwadi Math Collection. Digitized by eGangotri

एहि ग्रन्थक निर्देशानुसार साधारणसँ साधारणो लोक लिङ्गपूजन आदिसँ शिवसायुज्य प्राप्त कए सकैछ, विज्ञजनक तँ कथे कोन ?

**प्रस्तुत मैथिली व्याख्या–**

एहि शास्त्रीय शिवसाधनामय ग्रन्थक मैथिली व्याख्या कए एकहि यत्न सँ अनेक फलप्राप्तिक अनुभव भए रहल अछि–

(१) शिवलिङ्गक पर्याप्त चिन्तनसँ पावनतत्त्वक अनुभव भए रहल अछि।

(२) एहि वीरशैवागमशास्त्रक गहन चिन्तनक अवसर पाओल ।

(३) मैथिली भाषाकेँ अमूल्य शास्त्रीय उपहार देल ।

एहि कार्यक प्रेरणादायक श्री काशीविश्वाराध्य ज्ञानसिंहासनाधीश्वर श्री १००८ जगद्गुरु डॉ० चन्द्रशेखर शिवाचार्य महास्वामीजीक प्रमाणपूर्वक कृतज्ञता ज्ञापित करैत छी जे अत्यन्त व्यस्त रहितहुँ हम हुनक आदेशपालनार्थ एहि कार्यमे हुनके आशीर्वादसँ सफल भए सकलहुँ ।

आशा अछि जे शिवभक्तगण एहि ग्रन्थकेँ पढ़ि लाभान्वित भए सकताह ।

गुरुपूर्णिमा, शाके १९३९
दरभङ्गा

–डॉ०पं० श्री शशिनाथ झा
प्राचार्य एवं विभागाध्यक्ष
स्नातकोत्तर व्याकरणविभाग
का.सिं.द. संस्कृत विश्वविद्यालय
दरभङ्गा (बिहार)

CC-0. Jangumwadi Math Collection. Digitized by eGangotri

॥ श्रीः ॥

श्रीशिवयोगिशिवाचार्यविरचितः

# श्रीसिद्धान्तशिखामणिः

श्रीमरितोण्डदार्यरचिततत्त्वप्रदीपिकाख्यया संस्कृतटीकया, आचार्य-
शशिनाथझाकृत 'प्रबोधिनी' मैथिलीव्याख्यया च संवलितः

## प्रथमः परिच्छेदः

### तत्त्वप्रदीपिका

श्रीनाथः सोममूर्तिर्जयति परशिवस्त्र्यम्बकस्ताररूपः
स्वच्छश्रीब्रह्मरन्ध्रस्थितसितजलप्रोद्यदब्जत्रिकोणे ।
इच्छाज्ञानक्रियाख्ये त्रिविधलिपिमये हक्षलार्णाग्रपार्श्वे
कृत्स्नार्णौन्मुख्यबिन्दौ चिदचिदुदयकृद्दृक्क्रियाङ्घ्रिद्वयाढ्यः ॥

अनेकविधसिद्धान्तशिखामणिमनायम् ।
श्रीवीरशैवसिद्धान्तमेकोत्तरशतस्थलम् ॥
रेणुकागस्त्यसंवादं निगमागमविश्रुतम् ।
प्रदीपयति गुप्तार्थमुद्धृत्य शिवयोगिराट् ॥

अत्र कलिकालप्रवेशानन्तरं लोकहितार्थं रेणुकगणेश्वर इति प्रसिद्धो रेवणसिद्धेश्वरः कुम्भसम्भवाय वीरशैवशास्त्रमुपदिष्टवान् । तदनन्तरं रेवणसिद्धेश्वरदृष्टिगर्भसम्भूतसिद्धरामेश्वरसम्प्रदायप्रसिद्धः सकल- निगमागमपारगः शिवयोगीश्वर इत्यभिधानवान् कश्चिन्माहेश्वरः तद्रेणुकागस्त्यसंवादं निर्विघ्नेन स्वशिष्यान् बोधयितुं स्वमनसि कृतसकल- सिद्धान्तश्रेष्ठनिगमागमैक्यगर्भीकार-लक्षणस्वेष्टदेवतानमस्काररूपमङ्गलं शिष्यशिक्षार्थं सप्तभिः श्लोकैर्निबध्नाति-

CC-0. Jangumwadi Math Collection. Digitized by eGangotri

शिवस्तुतिः

**त्रैलोक्यसम्पदालेख्य-समुल्लेखनभित्तये ।**
**सच्चिदानन्दरूपाय शिवाय ब्रह्मणे नमः ॥ १ ॥**

**जगद्रूपमायिकसम्पच्चित्रसमुल्लेखनाधारभित्तिरूपाय सच्चिदानन्दस्वरूपाय जीवविलक्षणाय ब्रह्मणे वेदान्तप्रतिपाद्याय शिवाय शिवसिद्धान्तप्रसिद्धपरमशिवाय नम इत्यर्थः ॥ १ ॥**

समरसता शिव-शक्तिमे, घोँटल सक्कर दुग्ध ।
करइत छी वन्दन तनिक, जे चैतन्य विशुद्ध ॥

स्वर्ग, मर्त्य, पाताल– एहि तीनू लोकक सम्पत्तिक लेखा लिखबाक भीत (आधारस्वरूप देवाल) रूपी सत् (सदा विद्यमान), चित् (चैतन्य, ज्ञानमय) ओ आनन्दस्वरूप ब्रह्म (सर्वव्यापक) शिवकेँ नमस्कार करैत छी ॥ १ ॥

**ब्रह्मेति व्यपदेशस्य विषयं यं प्रचक्षते ।**
**वेदान्तिनो जगन्मूलं तं नमामि परं शिवम् ॥ २ ॥**

**ब्रह्मेति व्यपदेशस्य परब्रह्मेति शब्दस्य वेदान्तिनो यं परमात्मानं विषयमर्थं प्रचक्षते, तं जगत्कारणं परशिवं शिवसिद्धान्तप्रसिद्धपरमशिवं नमामीत्यर्थः ॥ २ ॥**

वेदान्तीलोकनि जनिका ब्रह्मपदसँ व्यवहारक विषय कहैत छथि, संसारक मूल ओहि परम शिवकेँ नमस्कार करैत छी ॥ २ ॥

**यस्योर्मिबुद्बुदाभासः षट्त्रिंशत्तत्त्वसञ्चयः ।**
**निर्मलं शिवनामानं तं वन्दे चिन्महोदधिम् ॥ ३ ॥**

**शिवादिक्षित्यन्त-षट्त्रिंशत्तत्त्वसमूहो यस्य परशिवाख्यचित्समुद्रस्य ऊर्मिबुद्बुदाभासो घृतकाठिन्यन्यायेनैकदेशे तरङ्गादिवदाभाति, निर्मलं मलत्रयरहितं शिवनामानं तं चिन्महोदधिं वन्दे नमस्करोमीत्यर्थः ॥ ३ ॥**

**(वीरशैव सम्प्रदायक) छत्तीस तत्त्वक समूह, जनिक तरंगक बुनबुन्नाक समान बुझाइत अछि, शिवनामसँ प्रसिद्ध ओहि निर्मल चित्समुद्र (चैतन्यक सागर)केँ प्रणाम करैत छी ॥ ३ ॥**

**यद्भासा भासते विश्वं यत्सुखेनानुमोदते ।**
**नमस्तस्मै गुणातीतविभवाय परात्मने ॥ ४ ॥**

CC-0. Jangumwadi Math Collection. Digitized by eGangotri

'तस्य भासा सर्वमिदं विभाति'[1] इति श्रुतेर्विश्वं यस्य परब्रह्मणः प्रकाशेन प्रकाशते, 'अस्यैवानन्दस्यान्यानि भूतानि मात्रामुपजीवन्ति'[2] इति श्रुतेः यत्परब्रह्मसुखेनानुमोदते, तस्मै मायिकसत्त्वरजस्तमोगुणातीविभवाय परमात्मने शिवाय नम इत्यर्थः ॥ ४ ॥

जनिक तेजसँ संसार प्रकाशित होइत अछि आ जनिक सुखसँ आनन्दित होइत अछि ओहि गुणातीत विभववाला (सत्त्व-रज-तमोगुणसँ रहित ऐश्वर्यवाला) परमात्मा (परम शिव)केँ प्रणाम करैत छी ॥ ४ ॥

**सदाशिवमुखाशेषतत्त्वोन्मेषविधायिने ।**
**निष्कलङ्कस्वभावाय नमः शान्ताय शम्भवे ॥ ५ ॥**

मयूराण्डरसन्यायेन[3] स्वविमर्शशक्तिसामरस्यापन्नसदाशिवादि-भूम्यन्तषट्त्रिंशत्तत्त्वविकासकारिणे विश्वदोषरहितस्वरूपाय सुखभोक्त्रे सुखधात्रे शम्भवे नम इत्यर्थः ॥ ५ ॥

सदाशिवसँ लए पृथ्वी तक सभ (छत्तीसो) तत्त्वकेँ विकसित (अभिव्यक्त) करएवाला दोषरहित शान्त शिवकेँ नमस्कार करैत छी ॥ ५ ॥

**स्वेच्छाविग्रहयुक्ताय स्वेच्छावर्तनवर्तिने ।**
**स्वेच्छाकृतत्रिलोकाय नमः साम्बाय शम्भवे ॥ ६ ॥**

'स्थिरेभिरङ्गैः पुरुरूप उग्रः' इति श्रुतेर्भक्तानुग्रहार्थं स्वेच्छा-कल्पित-दिव्यमङ्गलविग्रहयुक्ताय स्वच्छन्दचारिणे स्वेच्छाशक्तिनिर्मित- लोकत्रयाय पार्वतीपतये परशिवाय नम इत्यर्थः ॥ ६ ॥

अपन इच्छासँ शरीर धारण करएवाला, अपन इच्छासँ व्यवहार करएवाला एवं अपन इच्छासँ तीनू लोकक रचना करएवाला साम्ब (अम्बा = पार्वती सहित) शम्भुकेँ नमस्कार करैत छी ॥ ६ ॥

**यत्र विश्राम्यतीशत्वं स्वाभाविकमनुत्तमम् ।**
**नमस्तस्मै महेशाय महादेवाय शूलिने ॥ ७ ॥**

---

१. कठोपनिषद् २ । ५ । १५ । २. बृ०उ० ४ । ३ । ३२ ।

३. यथा मयूरनाम्नः पक्षिणोऽस्य रसे नानाविधरागवद्वर्हमयं शरीरं प्रच्छन्नं भवति, कालक्रमेण बहिराविर्भवति तथैव शिवस्य विश्वोत्तीर्णतादशायां सर्वं वैचित्र्यमयं जगत् परमशिवे प्रच्छन्नं सत् तिष्ठति, कालक्रमेण चाविर्भवति ।

CC-0. Jangumwadi Math Collection. Digitized by eGangotri

यत्र वेदागमप्रसिद्धपरब्रह्माख्यपरशिवे, अनुत्तमं विश्वतः श्रेष्ठं स्वाभाविकममायीयमीशत्वमुमामहेश्वरत्वं विश्राम्यति,

घृतकाठिन्यवन्मूर्त्तिः सच्चिदानन्दलक्षणा ।
शिवाभिधेन सैवास्ति शिव एव हि सा सदा ।।

इति सूतगीतोक्तेस्तादात्म्यं भजते, तस्मै महेश्वराय 'तमीश्वराणां परमं महेश्वरम्' इति श्रुतेर्ब्रह्मादिकारणेश्वराय महादेवाय अपरिमितप्रकाशरूपाय शूलिने इच्छाज्ञानक्रियाशक्तिमयत्रिशूलिने परमशिवाय नम इत्यर्थः । अनेनायं सिद्धान्तो निर्विशेषब्रह्माद्वैतलक्षण इत्यनुसन्धेयः । एवंविधश्लोकसप्तकप्रतिपादितं वस्तु तत्परं ब्रह्म स एकः 'स एको रुद्रः स ईशानः, स भगवान्, स महेश्वरः, स महादेवः'[१] इत्यथर्वशिर- उपनिषदुक्तप्रकारेणैकमेवेति शिवाद्वैतशास्त्रप्रवीणै- रवगन्तव्यम् ॥ ७ ॥

जतए ईशत्व विश्राम लए लैछ अर्थात् जे सर्वोपरि ईश छथि, जे स्वभावसँ सर्वोत्तम छथि ताहि शूलधारी महेश (महादेव)कें नमस्कार करैत छी ।। ७ ।।

एवं वेदागमसम्मत्या सप्तभिः श्लोकैः शिवं नमस्कृत्य तथैव वेदागमादिप्रसिद्धनित्यसमवेतशिवशक्तिं पञ्चभिः श्लोकैः प्रस्तौति–

शक्तिस्तुतिः

**यामाहुः सर्वलोकानां प्रकृतिं शास्त्रपारगाः ।**
**तां धर्मचारिणीं शम्भोः प्रणमामि परां शिवाम् ॥ ८ ॥**

वेदागमादिशास्त्रपारङ्गताः शिवज्ञानिनो यां परशिवसमवेतशक्तिं सर्वलोकानां प्रकृतिं मूलकारणीभूतज्ञानक्रियासामरस्यात्मिकामाहुः, तां शम्भो- र्धर्मचारिणीं धर्मस्वरूपां परां सर्वोत्कृष्टां शिवां भवानीं प्रणमामीत्यर्थः ॥ ८ ॥

शास्त्रपारंगत विद्वान् जनिका सबलोकक प्रकृति (मूल कारण) कहैत छथि, शिवक धर्मपत्नी ओहि परा शिवाकें प्रणाम करैत छी ।। ८ ।।

**यया महेश्वरः शम्भुर्नामरूपादिसंयुतः ।**
**तस्यै मायास्वरूपायै नमः परमशक्तये ॥ ९ ॥**

यया स्वसमवेतशक्त्या महेश्वरो ब्रह्मादिसर्वकारणेश्वरः शम्भुः शिवः 'शक्तो यया शम्भुर्भुक्तौ मुक्तौ च पशुगणस्यास्य' इति तत्त्वप्रकाश- वाक्यानुसारेण नामरूपक्रियाविशिष्टो[२] जीवानां भुक्तिमुक्तिप्रदः स्यात्, तस्यै मायास्वरूपायै

---

१. अथर्वउ० २ । ३ ।

२. अस्ति भाति प्रियं नाम रूपं चेत्यंशपञ्चकम् ।
आद्यं त्रयं ब्रह्मरूपं जगद्रूपमथ द्वयम् ।। (पञ्चदशी)

CC-0. Jangumwadi Math Collection. Digitized by eGangotri

**'मायां तु प्रकृतिं बिन्द्यान्मायिनं तु महेश्वरम्'[1] इति श्रुतेः प्रतिस्फुरणगत्या जगदुपादानकारणीभूतसत्त्वजस्तमोगुणात्ममायाख्यमूल-प्रकृत्यै परमशिव-समवेतनित्यशक्त्यै नम इत्यर्थः ॥ ९ ॥**

जनिका कारणेँ महेश्वर नाम-रूप आदि (गुण क्रिया संख्या आदि)सँ युक्त भए शम्भु कहबैत छथि अथवा जनिका कारण नाम-रूप आदिसँ युक्त शम्भु महेश्वर कहबैत छथि, मायास्वरूप ओहि परमशक्तिकेँ नमस्कार करैत छी ॥ ९ ॥

**शिवाद्यादिसमुत्पन्न-शान्त्यतीतपरोत्तराम् ।**
**मातरं तां समस्तानां वन्दे शिवकरीं शिवाम् ॥ १० ॥**

**शिवात् परशिवादाद्यादिपटगतशुक्लत्ववत् पूर्वं समुत्पन्ननिवृत्तिप्रतिष्ठाविद्या शान्तिशान्त्यतीतकलापरकुण्डलिनीशक्त्यपेक्षया उत्तरां श्रेष्ठां समस्तानां मातरं शिवकरीं मङ्गलकरीं तां शिवां सर्वमङ्गलां नमामीत्यर्थः ॥ १० ॥**

शिवक आदि स्वरूपसँ सृष्टिक आदि मे उत्पन्न, शान्तिक उत्कृष्टतासँ ऊपर स्थित, कल्याणकारिणी शिवाकेँ प्रणाम करैत छी जे समस्त चराचर जगतक माता थिकीह ॥ १० ॥

**इच्छाज्ञानादिरूपेण या शम्भोर्विश्वभाविनी ।**
**वन्दे तां परमानन्द-प्रबोधलहरीं शिवाम् ॥ ११ ॥**

**शम्भोः परमेश्वरस्य या समवेतशक्तिः, इच्छाज्ञानादिरूपेण-**

**परास्य शक्तिर्विमला वितर्का स्वाभाविकी रुद्रसमानधर्मिणी ।**
**ज्ञानक्रियेच्छादिसहस्ररूपा तन्मे मनः शिवसङ्कल्पमस्तु ॥[2]**

**इति श्रुतेरिच्छादिरूपेण विश्वभाविनी विश्वप्रकाशिनी, तां परमानन्दप्रबोधलहरीं चिदानन्दोल्बणां शिवां वन्दे इत्यर्थः ॥ ११ ॥**

जे शिवक इच्छा-ज्ञानादि रूपसँ संसारक विस्तार करैत छथि, ताहि परमानन्दप्रबोधक लहरि स्वरूपा शिवाकेँ प्रणाम करैत छी ॥ ११ ॥

**अमृतार्थं प्रपन्नानां या सुविद्याप्रदायिनी ।**
**अहर्निशमहं वन्दे तामीशानमनोरमाम् ॥ १२ ॥**

---

१. श्वे०उ० ४।१०

२. शिवसंहिता

CC-0. Jangumwadi Math Collection. Digitized by eGangotri

अमृतार्थं मुक्त्यर्थं प्रपन्नानां शरणागतानां या शिवसमवेतशक्तिः सुविद्याप्रदायिनी 'वेदान्तवाक्यजा विद्या' इति सूतसंहितोक्तेस्तत्त्वमस्यादि-वेदान्तमहावाक्यप्रकाशितशिवजीवैक्यविद्याप्रदायिनी, तां शिवप्राणकान्तामहर्निशं वन्दे नमस्करोमीत्यर्थः । 'अनन्या स्याच्छिवा सैव वस्तुतो मूर्तिरैश्वरी' इति पौष्करवचनादेतत्पञ्चसूत्रप्रतिपादितां शक्तिं शिवाभेदेनैव परामृशेदिति ॥ १२ ॥

अमृतक लेल शरणमे आएल व्यक्तिकेँ सुविधा प्रदान करएवाली शिवक मनोरमा (भवानी)केँ दिन-राति हम प्रणाम करैत छी ।। १२ ।।

ग्रन्थकारवंशवर्णनम्

एवं संग्रहेण पार्वतीपरमेश्वरौ नमस्कृत्याऽनन्तरमष्टभिः श्लोकैः शिवयोगिवंशानुगताचार्यान् प्रकटयति–

कश्चिदाचारसिद्धानामग्रणीः शिवयोगिनाम् ।
शिवयोगीति विख्यातः शिवज्ञानमहोदधिः ॥ १३ ॥

शिवयोगिनां मध्ये अग्रणीः श्रेष्ठः, शिवज्ञानमहोदधिः शिवज्ञानस्य समुद्रः, कश्चिद् रेवणसिद्धेश्वरदृष्टिगर्भसम्भूतसिद्धरामेश्वरः, आचारसिद्धानां सदाचारसम्पन्नानां वंशे शिवयोगीति विख्यातः, आसीदित्यर्थः ॥ १३ ॥

आचारसिद्ध शिवयोगीसबमे अग्रगण्य शिवसम्बन्धी ज्ञानक महासागर एक व्यक्ति शिवयोगी नामसँ प्रसिद्ध छलाह ।। १३ ।।

शिवभक्तिसुधासिन्धु-जृम्भणामलचन्द्रिका ।
भारती यस्य विदधे प्रायः कुवलयोत्सवम् ॥ १४ ॥

यस्य शिवयोगीति प्रसिद्धस्य सिद्धरामेश्वरस्य भारती वाक् शिवभक्तिसुधासमुद्रवर्धनस्यामलचन्द्रिकाप्राया आधिक्येन कुवलयोत्सवं भूमण्डलाख्यनीलोत्पलस्योत्सवं विदधे कृतवतीत्यर्थः ॥ १४ ॥

जनिक शिवभक्तिरूपी आनन्दक उछालक लेल निर्मल चन्द्रिकाक समान वाणी प्रायः कुवलयक (पृथ्वीमण्डलक अथवा कुमुदिनीक) उत्सव करैत छल ।। १४ ।।

तदेव विवृणोति–

तस्य वंशे समुत्पन्नो मुक्तामणिरिवामलः ।
मुद्ददेवाभिधाचार्यो मूर्धन्यः शिवयोगिनाम् ॥ १५ ॥

CC-0. Jangumwadi Math Collection. Digitized by eGangotri

तस्य सिद्धरामेश्वरस्य वंशे शिववेदिनां शिवज्ञानिनां मध्ये मूर्धन्यः श्रेष्ठो मुद्ददेवाख्याचार्यो निर्मलमुक्तामणिरिव समुत्पन्नः, उद्भूतवानित्यर्थः ॥ १५ ॥

तनिक वंशमे निर्मल मुक्तामणिक समान मुद्ददेव नामक आचार्य भेलाह जे शिवयोगीमे मूर्धन्य छलाह ॥ १५ ॥

**मुद्दानात् सर्वजन्तूनां प्रणतानां प्रबोधतः ।**
**मुद्ददेवेति विख्याता समाख्या यस्य विश्रुता ॥ १६ ॥**

सर्वप्राणिनां सन्तोषदानात् प्रणतानां प्रबोधनाद् मुद्ददेवेति यस्यान्वर्थ-रूढिभ्यां विख्याता समाख्या विश्रुता लोकप्रसिद्धेत्यर्थः ॥ १६ ॥

नम्र भए समागत सभ जन्तुकें मुद् (आनन्द) दए प्रबुद्ध करबाक कारण हिनक नाम मुद्ददेव (मुद् ददातीति मुद्दः) प्रसिद्ध भेल ॥ १६ ॥

**तस्यासीन्नन्दनः शान्तः सिद्धनाथाभिधः शुचिः ।**
**शिवसिद्धान्तनिर्णेता शिवाचार्यः शिवात्मकः ॥ १७ ॥**

तस्य मुद्ददेवस्य, शुचिः पवित्रः, शान्तः रागद्वेषरहितः, शिवात्मकः शिवस्वरूपः, शिवसिद्धान्तनिर्णेता त्रिपदार्थचतुष्पादयुक्तशिवागमार्थ- निर्णायकः, शिवसमयस्थापनाचार्यः, सिद्धनाथाभिधः सिद्धरामेश्वराभिधा- संयुक्तः सिद्धनाथाचार्याख्यो नन्दनः कुमार आसीदभवदित्यर्थः ॥ १७ ॥

हुनक पुत्र सिद्धनाथ भेलथिन, जे शान्त, पवित्र, शिवसिद्धान्तक निर्णयकर्ता शिवस्वरूप शिवाचार्य छलाह ॥ १७ ॥

**वीरशैवशिखारत्नं विशिष्टाचारसम्पदम् ।**
**शिवज्ञानमहासिन्धुं यं प्रशंसन्ति देशिकाः ॥ १८ ॥**

विशिष्टाचारसम्पदं सदाचारसम्पन्नं शिवज्ञानमहासिन्धुं यं सिद्धनाथाचार्यं देशिका आचार्या वीरशैवशिखारत्नं वीरशैवानां शिरोमणिं श्रेष्ठं सन्तं प्रशंसन्ति कथयन्तीत्यर्थः ॥ १८ ॥

देशिक (आगमाचार्य) लोकनि हुनका वीरशैवागमचूड़ामणि, विशिष्ट आचारसम्पन्न, शिवसम्बन्धी ज्ञानक सागर कहि हुनक प्रशंसा करैत छलथिन ॥ १८ ॥

**यस्याचार्यकुलाज्जाता सतामाचारमातृका ।**
**शिवभक्तिः स्थिरा यस्मिन् जज्ञे विगतविप्लवा ॥ १९ ॥**

CC-0. Jangumwadi Math Collection. Digitized by eGangotri

